बौआ दुनू हाथ जोरि करू माटिकें प्रणाम सुरेश पंकज

भौजी आइ ने छोड़ब सुरेश पंकज एवं अन्य

ई जुनि पूछू अहाँ बिना (i) हरिनाथ झा

(ii) बिजय सिंह

तोरा अङनामे वसन्त नेने आएब सजना राजेश ठाकुर

फगुआ आएल,फगुआ गेल राजेश ठाकुर

आधा अंगक मालिक छी अहीं सुरेश पंकज

जुनि कान जुनि कान जुनि कान रे अशोक चंचल

छोटे-मोटे टूटल मड़ैयामे गौरी (i) मैथिली ठाकुर गीतकारक नाम अंकित
नै केने छथि,सूचना देल
गेल छनि |

(ii) रजनी पल्लवी गीतकार महाकवि
विद्यापति अंकित
केने छथि |

गीत संग्रह 'गीत-गंगा'क निम्नलिखित गीत सेहो यू-ट्युबपर देखल अछि :

गीत : समधि एला बनि-ठनिक'

स्वर : अरविन्द कुमार झा



ISSN 2229-547X VIDEHA

'कविता कोष' पर प्रकाशित हिन्दीमे लिखल हमर दस टा गीत- गजल राजा शर्माक स्वरमे काव्य पाठक रूपमे यू-ट्युबपर अछि |

गीत :

'मैं कभी मन्दिर न जाता'

'मालती विचार हो गई'

'मैं जगा तो आज सूर्योदय हुआ'

'काजल की कोठरी में मैं और मेरे साथ मेरा मन'

'मै कहता हूँ चीज पुरानी घर के अन्दर मत रखो'

गजल :

हर जगह बस दीनता-ही-दीनता है / एक भिखारी दूसरे से छीनता है

अपनी इच्छाओं का ही विस्तार है / जिन्दगी जैसी भी है स्वीकार है

कभी खुशी मिली तो कभी गम कहीं मिला/ जो भी मिला किसी से कभी कम नहीं मिला

गुल ही गुल है खार नहीं है / ऐसा तो संसार नहीं है

यूं दिल में अरमान बहुत हैं / अक्षत कम भगवान बहुत हैं

ई हिन्दी रचना सभ 1993 स 1999के बीच डोमनहिल, चिरिमिरी(मध्य प्रदेश/ छत्तीसगढ़)मे रही, तखने लिखाएल रह्य |

पर्यावरण गीत :



ISSN 2229-547X VIDEHA

किशोर केशव जीक सूचनापर वन विभाग द्वारा पर्यावरण गीत-मालाक लेल प्रेषित रचनामे ह्मरहु एकटा मैथिली आ एकटा हिन्दी गीत चुनल गेल, 2014 मे 13 फरबरी आ 17 जूनक' सी.डी. प्राप्त भेल |

<u>अनुवाद कार्य</u> :

कन्नड़ भाषाक छओटा संत सभक चौरानवेटा ( 1375-1469) वचनक अनुवाद कार्य हमरा किशोर केशव जीक माध्यमसँ भेटल छल, से पूर्ण कएल | 'वचन' नामक संकलनमे विभिन्न कन्नड़ सन्त सभक 2500 वचनक अनुवाद लेल 14 टा मैथिली साहित्यकारमे हमहू शामिल भेलहुँ |

अनुवाद कार्य लेल दिल्लीक कर्नाटक भवनमे आयोजित कार्यशालामे भाग लेबाक हेतु पटनासँ किशोर केशव जीक संगे गेल रही, ओत' उदय नारायण सिंह 'नचिकेता',प्रो.देव शंकर नवीन,प्रो.विद्यानंद झा,अरुणाभ सौरभ आ चन्दन कुमार झा भेटलाह |

'वचन'क मैथिली अनुवादक सम्पादक आदरणीय नचिकेता जी छलाह | मूल कन्नड़ सम्पादक छलाह स्व.डा.एम.एम.कलबुर्गी | बसव शताब्दी(1913-2012) जयंतीक अवसर पर ई कार्य भेल छलै |

<u>समीक्षा आ आलोचना</u> :

आदरणीय मन्त्रेश्वर झा लिखित 'चिनवार' उपन्यासपर कविताक रूपमे समीक्षा लिखलहुँ जे 'पूर्वोत्तर मैथिल' पत्रिकामे छपल |

चन्दन कुमार झाक काव्य-संकलन 'धरती सँ अकास धरि'केर समीक्षा सेहो 'समय-साल' अथवा कोनो दोसर पत्रिकामे छपल |

'विदेह'मे प्रकाशित अरविन्द ठाकुर विशेषांक लेल अरविन्द ठाकुर जीक गजल संग्रह 'बहुरुपिया प्रदेशमे' पर समीक्षा प्रस्तुत केलहुँ : अरविन्द जीक आजाद गजल |

सियाराम झा 'सरस'जीक गजल संग्रह 'थोड़े आगि थोड़े पानि' पर प्रस्तुत केलहुँ : प्रतिबद्ध साहित्यकारक अप्रतिबद्ध गजल |

शरदिंदु चौधरीजीक पोथी 'गोबर गणेश' आ मधुकान्त झाजीक पोथी 'क्रान्ति रथी'पर सेहो समीक्षा लिखलहुँ |

डा.कमल मोहन चुन्नूजीक गजल संग्रह 'आबि रहल एक हाहि' आ एहिपर आशीष अनचिन्हारजीक आलोचनापर पाठकीय प्रतिक्रिया फेस-बुकपर प्रस्तुत कयल गेल |

अरविन्द ठाकुरजीक गजल संग्रह 'मीन तुलसी पातपर' आ एहिपर आशीष अनचिन्हारजीक आलोचनापर पाठकीय प्रतिक्रिया सेहो हमरा द्वारा फेस-बुकपर प्रस्तुत कयल गेल अछि |

आदरणीय रवीन्द्र नाथ ठाकुर जीक गीतक लेल समीक्षात्मक आलेख 'भरि नगरीमे सोर' आ हुनक गजलक पोथी 'लेखनी एक रंग अनेक'क लेल समीक्षा 'विदेह' द्वारा प्रस्तावित 'रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक'लेल प्रस्तुत कयल गेल अछि |

समय-समयपर फेसबुकपर सेहो किछु पोथी सभपर अपन उद्‌गार प्रगट करैत आएल छी |

पटना / 31 मार्च 2022

(क्रमशः)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

रबीन्द्र नारायण मिश्र

मातृभूमि (उपन्यास)- दोसर खेप

मातृभूमि

२

नेनामे जयन्त आ शीला संगे-संगे एकहि किलासमे पढ़ैत छलाह। शीलाक पिता बैद मधुकान्त आ जयन्तक पिता हरेकृष्णमे बहुत घनिष्टता रहनि। जयन्तक एक डेग सदिखन बैदजीक आङनेमे रहैत छल। जयन्तकेँ माए नहि रहथिन आ पिता निरंतर पाठशाला चलबएमे लागल रहथि। हुनका समय नहि रहनि जे ओ जयन्तक हाल-चाल लैत रहथि। एहि तरहें जयन्त शीलाक परिवारक अंग जकाँ भए गेल रहथि। मुदा समय पलटी लैत रहैत छैक। ई ओकर स्वभाव छैक। से भेलैक।

एक दिन पाठशालामे विद्यार्थी लोकनिकेँ पढ़बैत काल हरेकृष्णकेँ छातीमे जोरसँ दर्द उठलनि। जाबे केओ किछु बुझितए ओ ओतहि धराम दए खसलाह आ सभ दिनक हेतु एहि दुनिआसँ बिदा भए गेलाह। गाममे सभ हाकरोस करए लागल। सभसँ मोसकिल तँ पाठशालाके विद्यार्थी लोकनिकेँ भेलनि। हुनकर सभक शिक्षा अपूर्ण रहि गेलनि। क्रमशः ओ सभ आन-आन ठाम चलि गेलाह। पाठशाला ठप्प भए गेल। जयन्तक हालचाल लेनिहार केओ नहि रहि गेल। बैदजी ओहि ठाम जएबामे ओकरा कोनादनि लागए लगलैक। जाबे पिता रहथिन आ पाठशाला चलैत रहलैक ताबे हुनका किछु खराप नहि लगलनि मुदा आब कतहु जाएब कोनादनि लागनि। कौलिक मर्यादाक रक्षा करब मोसकिल भए गेलनि।

भादवक महिना छलैक। बागमतीमे पानि उमरि रहल छल। जयन्त उदास ओकर कातमे ठाढ़ भेल रहथि। कहि नहि हुनका मोनमे की फुरेलनि? ओ एहन बिकराल समयमे धारमे कुदबाक उपक्रम केलनि। संयोगसँ नाग बाबा ओहिठाम तर्पण कए रहल छलाह। ओ जयन्तक ई अवस्था देखि चिचिआ उठलाह-

"बालक ठहरु। जीवन अमुल्य थिक।एकर रक्षा करू।"

"हुनकर आबाज सुनि जयन्त ठमकि गेलाह। नाग बाबा हुनका भरि पाँज धेलनि।

"अहाँ एना किएक कए रहल छी?"

" हमराके  अछि? ककरा बले जीब? जीबिए कए करब की?"

"अहाँ तँ बहुत संस्कारी बुझाइत छी, फेर एहन बात सभ अहाँक मोनमे किएक आबि रहल अछि? एहि संसारकेँ चलओनिहार परमपिता परमेश्वर छथि। हुनकापर विश्वास राखू। अखन  अहाँक बएसे की भेल अछि?"

"हम आब एहि गाममे नहि रहब।"

"से किएक? अहाँकेँ  की कष्ट भेल?"

"हमर पिताक देहांत किछु दिन पूर्व  भए गेलनि।आब एहि ठाम हम ककरा बले रहू?"

"अहाँ हमरा संगे जानकी धाम चलू। हम अहाँक शिक्षाक व्यवस्था करब।तकर बाद अहाँक जे इच्छा होएत से करब।"

नागबाबाक बात मानि कए जयन्त हुनका संगे जानकी धाम बिदा भए गेलाह।

कै पुस्त पहिने लखनपुरसँ बहुत रास मैथिल सभ जानकीधाम आ लग-पासक गाम सभमे बसि गेल रहथि। ओ सभ निकललाह तँ जीविकोपार्जन हेतु मुदा जतए जे गेलाह ओही ठाम बसि गेलाह । तथापि गाम-घरसँ हुनका लोकनिक संपर्क बनले रहल । बिआह अखनहुँ ओ सभ अपने समाजमे करैथ छथि ।एहने छल कालीकान्तक परिवार। जीविकोपार्जन हेतु ओ सभ सपरिवार गामसँ निकललाह। भाग्य संग देलकनि। थोड़बे दिनमे हुनकर स्थिति बदलि गेल। कालक्रममे ओ सभ जानकीधाममे बहुत समृद्ध भए गेलाह। कालीकान्त आ हुनकर परिवारक बासा सौंदर्य, सुविधा आ वैभवमे ओ एकटा राजमहले छल। ओकरा त्रिकुट भवनक नामसँ जानल जाइत छल। जेहने बनाबट, तेहने सजाबट। अपना ओहिठामक लोक केओ हुनका लगसँ खाली नहि जाइत छल। जे संभव होनि से अवश्य करथि। परोपकारी स्वभावक कारण प्रवासी लोकनिमे हुनकर बहुत प्रतिष्ठा छल। कोनो अवसर होइत, कालीकान्त जरूर बजाओल जाथि। हुनकर पत्नीक नाम गौरी छलनि । ओ लखनपुरसँ सटले महिपुर गामक छलीह ।

ओमहर बैदजीक ओहिठाम जयन्तक बाट तकैत-तकैत सभ परेसान भए गेलथि। भोरसँ दुपहरिआ भए गेल। जयन्त नहि अएलाह तँ शीलाकेँ बहुत चिंता भेलनि।

"जयन्त बागमतीमे कुदि गेल।"-शीला अपन पिताकेँ कहलखिन।

से कोना बुझैत छही?"- बैदजी पुछलखिन।

"ओ बेर-बेर सएह कहैत रहैत छल।'

"की?"

"जे हम धारमे कुदि जाएब। आब नहि जीब।हमरा के देखत?"

''तँ तूँ हमरा पहिने किएक नहि कहलैँ?"

बैदजी किछु गोटेकेँ संग कए बागमतीक घाट पहुँचलाह। रस्तामे केओ-केओ कहलकनि -

"भोरे जयन्त ओमहरे जाइत छलाह। "

"ओ बहुत उदास लागि रहल छलाह।"

"हुनका फेर घुरैत नहि देखलिअनि।''

तरह-तरहक बात लोक सभ कए रहल छल। सभकेँ बात सुनि बैदजीक सक गहींर भए गेलनि।

गामक किछु लोकसभ संयोगसँ ताबे ओतए आबि गेल रहथि। ओ सभ अपना भरि बहुत प्रयास केलनि। मुदा जयन्तक कतहु पता नहि चललनि। ओहीमे सँ केओ मलाह सभकेँ बजओने अएलाह। ओ सभ महाजाल फेकलथि आ घण्टों प्रयास करैत रहलाह। मुदा किछु पता नहि चललनि। एकबेर तँ बड़काटा माछ जालमे फँसि गेल। मलाह सभकेँ भेलनि जे जयन्ते छथि। बहुत सावधानीसँ जालकेँ बाहर खिचलनि। मुदा जखन जाल बाहर आएल तँ बेस पैघ माछ छल। सौंसे गाम हाकरोस करैत रहि गेल मुदा जयन्तक किछु पता नहि चलल। शीला कनैत-कनैत बेहाल छलि। मुदा के ओ की करैत? लोक सभकेँ ई नहि बुझेलैक जे आखिर जयन्त एहन बिकराल समयमे वागमतीमे किएक कुदि गेलाह?

गौंवा सभ जयन्तक बचबाक कोनो आशा नहि देखि निराश रहथि। नहि बुझानि जे आब की करथि? कोनो रस्ता नहि देखि ओ सभ गाममे नवाह शुरु कए देलाह। लोकसभ कीर्तन करएमे व्यस्त भए गेल। समय आ

गा बढ़ल। एक-दिन,दू-दिन,तीन-दिन भेल। कतहुँसँ किछु समाचार नहि आएल। एहि प्रकारें नवाहक आठम दिन भए गेल। कािल्ह भेने नवाह समाप्त भए जाएत। प्रात भेने नवाह समाप्त भए रहल छल। विसर्जनक बिधि चलि रहल छल।ताबतेमे ह कासल-पिआसल एकटा ग्रामीण ओहिठाम पहुँचलाह। ओ जानकीधामसँ लौटि रहल छलाह।

"जयन्त भेटि गेलाह।"

सब अकचका गेल।

"फेरसँ कहिओक की बात छैक?"

'जयन्त भेटि गेलाह ।"

''कतए भेटलखिन, केना भेटलखिन से किछु कहिए नहि रहल छी, खाली भेटि गेलाह, भेटि गेलाह बकने जा रहल छी।"- एकटा गौंवा तमसा क बजलाह।

"एना नहि तमसाइ। हुनका अपन बात कहए देल जाए। अपने कहताह जे केना की भेलैक।"- दोसर गौंव ाबजलाह।

"अहाँ हुनका कतए देखलिअनि?"

"जानकी धाममे नागबाबाक संगे जाइत देखलिअनि।"

"ओहिठाम ओ कोना पहुँचलाह?"

"संयोगसँ नागबाबा बागमतीमे तर्पण करैत काल हुनका देखलखिन। "

"तखन?"

"तखन की? हुनक ानागबाब ाअपना संगे लेने चलि गेलखिन।"

"एकर माने जयन्त जीवित छथि?"

"ओ पूर्ण स्वस्थ छथि ।"

"तँ हुनका गाम किएक नहि लेने अएलहुँ?"

"ओ गाम अएबाक हेतु किन्नहु तैयार नहि भेलथि।"

ई बात सुनि गौंवा सभ बहुत उदास भए गेलाह। जतबे सुख हुनकर बँचि गेलासँ भेलनि ताहिसँ बेसी दुख एहि बातसँ भेलनि जे ओ गाम नहि अएलाह?"

ई संसार चमत्कारसँ भरल अछि। कहबी छैक जे'राखनहारा साइयाँ, मारि सकहि नहि कोई' सएह बात एहि ठाम भेल छल। जयन्त बँचि जेताह आ हुनका जीबित हेबाक समाचार भेटत से गाममे ककरो आशा नहि रहैक। नवाह जरूर लोक ठनने छल मुदा तकर परिणतिमे एहन सुखद समाचारक आशा नहि रहैक। कमसँ कम ओ जीवित तँ छथि। आइ ने काल्हि गामक सुधि हेबे करतनि। गाम लौटबे करताह।गौंवा सभ बाजए।

नागबाबा जयन्तकेँ लेने जानकीधाम अपन आश्रम पहुँचि गेलाह। हुनकर आश्रमक प्राकृतिक शोभा अवर्णनीय छल। तरह-तरहलफल-फूलसँ सुसज्जित बाग चारूकात अनुपम शोभा केने छल। ओही ठाम एकदिस जड़ी-बुटीक किआरी छल। औषधीय गुणसँ परिपूर्ण ओहि जड़ी-बुटीक चर्च इलाका भरिमे होइत छल। केओ-केओ तँ इहो कहैत छल जे लक्षमणकेँ मेघनाथक शक्तिबाणसँ बचओनिहार लक्षमण बुटी सेहो ओहिठाम छल।तेँ ने कतए-कतएसँ लोक नागबाबाक शरणमे अबैत छल।

आश्रममे हुनकर उचित सेवा भेल जाहिसँ ओ शीघ्रे समान्य भए गेलाह। गप्प-सप्पक क्रममे नागबाबा जयन्तकेँ पुछलखिन-

"अहाँ एना धारमे किएक कुदैत छलहुँ?"

"पिताक देहावसानक बाद हमरा अनकापर आश्रित होएब नीक नहि लागए। सोचलहुँ जे एहि जीवनसँ मरण नीक।"

"अहाँ नान्हिटा बालक छी। अहाँक रक्षा करब समाजक कर्तव्यथिक। अहाँ सन प्रतिभा संपन्न लोकक जीवन एना व्यर्थ नहि जएबाक चाही। तेँ नियति अहाँकेँ बँचा लेलथि। आब की विचार अछि?"

"जे अपने आज्ञा दी। अपने हमर जीवन रक्षा केलहुँ अछि तँ अहाँक हमर जीवनपर पूर्ण अधिकार अछि।"

"एहनो कतहु भेलैक अछि?केओ ककरो जीवन देनिहार नहि भए सकैत अछि। ई तँ विधिक विधान छल जे अहाँक निमित्ते हमरा ठाढ़ कएल गेल। हमरा हिसाबसँ अहाँकेँ अपन प्रतिभाक अनुकूल शिक्षा ग्रहण करबाक चाही। तकर बादक रस्ता स्वयं प्रशस्त भए जाएत।"

"जे आज्ञा।"

प्रात भेने नागबाबा जयन्तकेँ लेने शारदाकुंज पहुँचलाह।

*(अनुवर्तते)*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉ. किशन कारीगर

## मैथिलीमे रचना चोरीक विकट समस्या आ समाधान

मिथिला मैथिली स जुड़ल लोक सब एक नम्बर धूर्त,दलाल आ रचना चोर प्रवृति के होइए. इ कटु सत्य स्वीकारह पड़त. कुकृत्य क अहाँ सब कते दिन चोरनुकबा खेला खेलैत अप्पन कुकृत्यक झांप तोप करैत रहब?

जसौती कमेबा दुआरे अहाँ मिथिला मैथिली के आयोजक प्रकाशक सलाहकार आदी बनल साहित्य अकादमी वला पुरूस्कारी आयोजनी वेबिनार मलाई खा ढेकरैत फिरै जाई छी से कते दिन छजत? पब्लिक अहाँ के कुकृत्य बुझि गेल यै आ कतेको बेर ओई साहित्यिक दलाल सबहक देखार चिन्हार भेल. तइयो लाजे कथिक निरलज्ज भेल चुपेचाप रचना चोरी क जसौती कमाई लै सबटा अपकर्म कुकर्म करैत रहै जाउ. धूर छिया.

रचना चोरी समस्या के कारण:-

1. मैथिली के अधिकांश पत्र पत्रिका साहित्यिक गिरोहक अधिन त्रैमासिक छमाही द्वैमासिक रूपे बहराइत रहलै. जेकर पब्लिक तक कोनो पहुँच नै रहलै.

2. कोनो नीक रचना के चोरा के अपना नामे प्रकाशित क लेब. रचना पठौनिहार वा पब्लिक तक नै पत्रिका पहुँचै देबै आ नै रचना चोरी के दोख लागत.

3. रचना पठौनिहार के कोनो माध्यम स सूचित नै करब जे ओक्कर रचना प्राप्त भेलै प्रकाशित अप्रकाशित? आखिर की भेलै?

4. कोनो अपरिचित वा आन गिरोहक वा स्वतंत्र लेखक के मौलिक रचना के सद्य: वा की पैरोडी तोइड़ मरोईड़ के अपना नामे प्रकाशित करबाक ठकहर प्रवृति.

5. रचना चोर के देखार भेला पर ओकर सामूहिक प्रयास नै क ओई चोरबा चोरनी के गैंगवार बचेबाक प्रयास आ कुकृत्यक झांप तोप क मैथिली मे अहिना होइत एलैए वला राग अलापब.



ISSN 2229-547X VIDEHA

6. कॉपीराईट अधिनियम के जानकारी नै राखब वा संपदाकीय मनमाना फार्मूला पर चलब. जे के की हमरा कए लेत?

7. रचना चोरी सिद्ध भेलाक बादो ओई रचना चोर सबके मंच देब आ अप्पन गिरोहबादी ठेकदारी के फिराक मे रहब.

समाधान:-

1. रचना चोरी करनिहार पुरूष स्त्री जे कोई होऊ तेकर साहित्यिक बहिष्कार आ कॉपीराईट अधिनियम के दुआरा ठोस जुर्माना लगेबाक चाही.

2. रचनाकार के अहि बात के सूचना मेल वा लिखित वाट्सएप माध्यमे सूचना अबस्से दी जे ओकर रचना प्राप्त भेलै तकरा बाद प्रकाशित अप्रकाशित की भेलै.

3. कॉपीराईट अधिनियम के मानब आ जानकारी राखि निष्पक्ष प्रकाशक संपादक व्यवस्था के मजबूती स लागू करब.

4. अहाँ संपादक प्रकाशक के धर्म निरवाह करैत रचना मौलिकता के जाँच वा मौलिक रचना संग छेड़छाड़ करबाक प्रयास अबस्से करी.

5. मौलिक रचना प्रकाशन लेखन प्रोत्साहन दिस सामूहिक प्रयास मे भागिदार बनि रचना चोरी के रोकै मे सहयोग अबस्से करी.

*-डॉ किशन कारीगर (मूल नाम- डॉ कृष्ण कुमार राय)*

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

मुन्नाजी- बीहनि कथा

उपरौंज

रे रोहित ,तोहर एडमिशन भेलौ ?

हं शशांक,भ' गेल,आ किताब से हो कीना गेल।

कोन स्कूल में लिखेलौ नाम ?-शशांक पूछलक

सर्वोदय बाल विद्यालय मे।-रोहित बाजल।

ऐं, सरकारी स्कूल मे।गेलौ तोहर पढ़ाई।किताब देखा तं ?

रौ रोहितवा,सभटा त' उएह किताब छौ,जे हमर ऐछ।माने NCERTक

रौ शशांक,हमर भइया सब किछु बुझल- गमल मे नाम ओत' लिखेलखिन्ह।भइया आ दीदी सेहो अही स्कूल में पढ़ने छथिन।

पढ़िए के की सब नेहाल सनाथ केलखुन सेहो कह ने ?

भइया ,सरकारी बैंक में कैशियर छथिन आ दीदी बी. टेक करै छै।

हमरा कहलनि-"मोन लगा के पढ़,तोरा हम सब अपना सं उपर ल' जेबौ।"

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

संतोष कुमार राय 'बटोही'

बकरी संस्कृति (व्यंग्य रचना)

गाम मे बकरी पोसनैक चलन बढ़ि रहल अछि। जिनका बथान दिस नजर जाएत एकटा-दूटा बकरी जरूत भेटत। बकरी पोसनै सिहंता सेहो लगैत छै। ओनऽ भैं , ओनऽ में ..में..। सृष्टि दोसर के दलान पर बकरी देखि कऽ हबोडकार भऽकऽ कानल कि माए हमरो बकरी किन दे। बकरी पोसवाक लेल सरकार लोन दैत छै। गरीब लोकनि लोन लेवा सँ कतरैत छथि। डर होएत छन्हि - लोन नहि चुकौला सँ घर कँ कुर्की जब्त भऽ जाएत। लोन तँ बैंक मैनेजर आओर हुनकर रिश्तेदार , अरोसिया-परोसिया कँ भेटैत छै। बैंक मे दौड़ लागाबैत थाकि जाएब, तबो नहि लोन भेटत। लोन अमीर कँ भेटैत छै जेना अंबानी कँ।

बकरी कँ मूत खरैन-खरैन मँहकैत रहैत छै। ओकर नेरी बड़ि पैघ खादक काज करैत छै। भाँटा कँ जड़ि मे दियौ , तऽ भाँटा बड़ि फड़त। बकरी पालनैक देखौंस लागि रहल छै। बकरीक दूध डेंगू/चिकेन गुइयाँ आओर करोना कँ इलाज मे सरिपौंह कारगर होएत छै , की ? जनमौटी बच्चा कँ माएक दूध सँ पहिने बकरी कँ दूध देल जाएत छलैक। आब इहो संस्कृति बन्न भऽ रहल अछि। बकरी कँ खून सँ दवा सेहो बनैत छै। बकरा के गुर्दा नीक होएत छै। मौगी जाति कँ खून कँ कमी रहला पर बकरा के कलेजी खेबाक लेल डागडर कहैत छथिन्ह। बकरा कँ 'लेग' पीस नीक मानल जाएत छै। बकरा कँ तेल नीक मानल जाएत छै। बकरा कँ मुड़ी और गोड़ नीक मानल जाएत छै।

एकटा गप्प पर बहस छिड़ल छै कि 'गायक संस्कृति' नीक होएत छै कि 'बकरी संस्कृति' ? गाय आओर माए दुनू कँ स्थान सर्वोपरि मानल गेल छै। गाय कँ सेवा केला सँ स्वर्ग कँ द्वार खुलल रहैत छै माए कँ सेवा केला सँ स्वर्ग कँ द्वार खुलि जाएत छै। 'गो सेवा' सँ पुत्र रत्न के प्राप्ति होएत छै। ' कामधेनु' कँ चरचा खूब होएत छै। गाय केर संस्कृति कँ सोझा करैत प्रेमचंद ' गोदान' लिखि देलथिन्ह। साहित्य मे गाय पर ढेर राशि लिखल गेल छै। बकरी पर लिखै सँ रचनाकार डरैत छथि। बकरी समाज कँ छोट तबका कँ प्रतीक छियैय। सभ किछु करू, परञ्च बकरी नहि पोसू !

बलि प्रदानक परथा अखनो धरि अछि। आश्विन मास मे माँ भगवती कँ अँड़िया छागड़ कँ बलि देल जैत छन्हि। ओइ कटनिहार कँ साहस देखियौ जे ओ पाँच-पाँच सै छागड़ एक दिन मे काटि दैत छथिन्ह दारू पी कँ। ओकरा पाप नहि होएत छै। क्याक तँ ओ भगवती कँ खुश रखवा लेल इ कट्टा-पिट्टी कँ काज करैत छथि। ओइ कटनिहार कँ समाज मे बेसी सम्मान छन्हि। कलियुग इएहा छियैय ! कहल जाएत छै हुनका पर

भगवती स्वयं सवार रहैत छथिन्ह। जखन भगवती हुनका पर सवार रहैत छथिन्ह, तँ ओ दारू क्याक पिबैत छथि ? बिना दारू पिने कहियौन्ह हुनका छागड़ काटै लेल।

बकरी लेल गाम, टोल आओर परिवार मे कलह बढ़ि रहल अछि। परिवार मे अइ गप्प लके झगड़ा रहैत छै जे बकरी के चराउत। सभ धिया-पुता कहतै अछि - ''हम नहि... तँ... हम नहि।'' बड घर मे कुत्ता पालल जाएत छै। कुत्ता लेल माँस अबैत छै। स्पेशल आहारक बेवस्था केल जाएत छै। शैम्पू आओर स्पेशल साबून सँ नहौल जाएत छै, सेंट मारल जाएत छै। कुत्ता बेड पर सुतैत अछि। कुत्ता हवाई सफर करैत अछि। परञ्च बकरी अपन भाग्य केँ कोसैत अछि।

बकरी पोसला सँ हाथ गरम होएत छै, परञ्च जिनकर जजात खा लैत छै, ओ 'पुतखौकी बकरीवाली' रूप मे आशीरबाद पबैत छथि। गाछक निमन-निमन पत्ता खैत अछि बकरी। गेहूँ, चना, मकई , गुल्लरिक पत्ता, शिरीठक लौजा पत्ता, जामुनक लौजा पत्ता बकरी के निक लगैत छै। बकरी केँ दाम अनमोल छै। 'बकरीद' पर कुर्बानी लेल लाखों रुपइया मे बकरी केँ पुत बकरा केँ किनल जाएत छै।

आइ-काल्हि मिथिला मे मट्टन केँ चलन ब्याह मे बढ़ि गेल छै। बराती केँ अगबे बुट्टी चाही। कतेक बेर बुट्टी नहि पचल तँ अदरस भऽ गेल। ढेकार आओर मैदान जाएत-जाएत बराती फिरिशान भऽ जाएत छथि, परञ्च अगिला बराती मे जेबाक लेल फेर ताल ठोकि दैत छथिन्ह।
मिथिला पोखरिक माछक लेल जानल जाएत छल, परञ्च आब ' मट्टन' लेल जानल जाएत। शिव चरचा बढ़ि गेलैक , तैओ मैथिल माँसाहारी पर जोर देने छथि। मिथिला मे पोथी-पतरा बचनिहार लोकनि मट्टन पर बेसी चोट करैत छथिन्ह। बकरी संस्कृति केँ कियो कतबो निन्दा क्याक नहि करतुहुन, परञ्च ओ नहि बदलतै। समाजक किछु लोकनि बकरी सँ आगाँ किछु नहि सोचैत छथि। मिथिला केँ लेल दुर्भाग्य अछि, जे ओ पछुएल छथि। पूरा भारत मे गायक गोंत, गोबर वगैरह केँ महत्त्वक चरता भऽ रहल छै। गोबरक महादेव बनाउल जा रहल छै। सरिपहुँ मैथिल अइ मामला मे पिछड़ल छथि।

परिवार आओर समाज केँ पिछड़ै केँ पाँछा ' बकरी संस्कृति' छै। धिया-पुता केँ इस्कूल नहि भेज कऽ बकरी चरवाहाक डिग्री देनै कुनो भी कीमत पर उचित नहि छै। ज्ञान आओर समझ केँ अभावक कारणे बकरी संस्कृति बढ़ि रहल छै। बकरी पालनै गलत नहि छियैय। खयाल रखवाक छै जे बेटा-बेटी मे बकरी संस्कृतिक संस्कार नहि चलि जै। निक बनेनिहार लोकनि कम छै। दारू पिया कऽ बकरी जकाँ हुलुल-हुलुल नहि करवाक चाही। पढ़ने-लिखनै क्याक जरूरी छै, इ लोक बुझि जेतै, तँ सभ अपना धिया-पुता केँ जरूर इस्कूल भेजतै।

बकरी जरूर पोसू। अर्थ रहतै तँ सभ किछु भऽ सकैए। ताहि लेल बकरी चराबैत रहु आओर पाठशाला सँ ज्ञान लेल सेहो जाऊ। ज्ञान भेला पर अपन कर्त्तव्य करबा मे आसान रहैत छै। अपन अधिकार कैँ सेहो धिया-पुता बुझि जाएत छै। बकरी कैँ संस्कृत शब्द रूप - ' अजा अजौ अजा: '.रटैत इस्कूल सँ एकटा विद्यार्थी निछोह गाम दिस कॉपी-किताब लकऽ परायल जाएत छै, क्याक तँ ओकर माए कहने छै जे दु घंटी पढ़ि कऽ इस्कूल सँ आबि जहिंए बकरी माठ पर , सिमराहा मे चराबै लेल। बकरी नहि चरेबीहि तँ खेबही की ; बाप तँ मरि गेलौ कलकत्ता ओगरने !

*-संतोष कुमार राय. ग्राम - मंगरौना*

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉ किशन कारीगर

प्रकृति के बसाबह

हौ कंक्रीटक महल अटारी मे चूर
तूं सब प्रकृति के नै उजारह?
हौ सब मिल गाछ बिरिछ लगाबह
आबह उजरल प्रकृति के हरियर क बसाबह.

गाछ बिरिछ खेत पथार पोखैर इनार
सबटा तोरे बेगरता पर काज औतह.
चहचह करैत चिड़ै चुनमुन आ चरैत माल जाल
देखहक प्रकृति रूप सोहाबन केहेन कमाल.

प्रकृति संग मनुक्खो के जिनगी सोहनगर हेतै
आबह प्रकृति पर्यावरण के सब मिलि बचाबह
देखहक कतेक खुशियार हेतह जिनगी
हौ सब मिल गाछ बिरिछ लगाबह.

गलवोल वार्मिंग स तबाह भ रहलै मनुक्खक जिनगी
तइयो आधुनिकता के चक्करफांस मे प्रकृति के नै उजारह
हौ आबो सचेत भऽ जाई जाह महातबाही स बंचअह
आबह उजरल प्रकृति के हरियर कचोर क बसाबह

*-डॉ किशन कारीगर (मूल नाम- डॉ कृष्ण कुमार राय)*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

कल्पना झा

कोइली रे

कोइली रे एना कियै तूं,

मिठगर बोल बाजय छै,

भेल सकाल कू कू क ,

सगरे शोर करय छै,

मह मह करैत गाछी,

आ डारि डारि फुदिकय छै,

कोन गाम सं तूं अयलै ,

आ कतय ठाम रखने छै,

तोहर बोली क भाषा नय बुझी,

कानि रहल कि हंसय छै,

कारी झामैस रुप तोहर छव,

बोली कते मधूर बजय छै,

उठु उठु हे धिया बहिन सब,

माय सनेश पठौलक,

कू कू करैत हम बटोही,

हम त नेहक गीत गाबय छी,

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

जो जो कोइली एना कियै तूं,

हमरा मोन पाड़य छै,

नैहर भेल अछि कोसों दूर,

आ तूं बटगबनी गाबय छै,

हमर बोली आबो नय चिन्हलवं,

हम अहिंक बाल सखी छी,

मोन हमर कोइली बनी उड़ल,

हम सब विधना क रचल छी।

*-कल्पना झा, बोकारो, झारखंड*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

.................................................................................................................

संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

*Videha e-Learning*




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पेटार (रिसोर्स सेन्टर)

शब्द-व्याकरण-इतिहास

MAITHILI IDIOMS & PHRASES मैथिली मुहावरा एवम् लोकोक्ति प्रकाश- रमाकान्त मिश्र मिहिर (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

डॉ. ललिता झा- मैथिलीक भोजन सम्बन्धी शब्दावली (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

मैथिली शब्द संचय MAITHILI DICTIONARY- RAMDEO JHA (खाँटी प्रवाहयुक्त मैथिली लिखबामे सहायक)

ENGLISH MAITHILI COMPUTER DICTIONARY

MAITHILI ENGLISH DICTIONARY

अणिमा सिंह -Shishu_Geet_Khel_Anima_Singh

डॉ. रमण झा

मैथिली काव्यमे अलङ्कार अलङ्कार-भास्कर

आनन्द मिश्र (सौजन्य श्री रमानन्द झा "रमण")- मिथिला भाषाक सुबोध व्याकरण

BHOLALAL DAS मैथिली सुबोध व्याकरण- भोला लाल दास

राधाकृष्ण चौधरी- A Survey of Maithili Literature

.........................................................................................................................

मूलपाठ

तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

राजेश्वर झा- मिथिलाक्षरक उद्भव ओ विकास (मैथिली साहित्य संस्थान आर्काइव)

Surendra Jha Suman दत्त-वती (मूल)- श्री सुरेन्द्र झा सुमन (यू.पी.एस.सी. सिलेबस)

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस) CIIL SITE

........................................................................................................................

समीक्षा

सुभाष चन्द्र यादव-राजकमल चौधरी: मोनोग्राफ

शिव कुमार झा "टिल्लू" अंशु-समालोचना

डॉ बचेश्वर झा- B_JHA_Nibhand_Nikunj.pdf

डॉ. देवशंकर नवीन- Adhunik_Sahityak_Paridrishya

डॉ. रमण झा- भिन्न-अभिन्न

प्रेमशंकर सिंह- मैथिली भाषा साहित्य:बीसम शताब्दी (आलोचना)

डॉ. रमानन्द झा 'रमण'

हिआओल

अखियासल CIIL SITE

दुर्गानन्द मण्डल-चक्षु

RAMDEO JHA दत्त-वतीक वस्तु कौशल- डॉ. श्रीरामदेवझा

SHAILENDRA MOHAN JHA परिचय निचय- डॉ शैलेन्द्र मोहन झा

........................................................................................................................

अतिरिक्त पाठ

पहिने मिथिला मैथिलीक सामान्य जानकारी लेल एहि पोथी कें पढ़ू:-

राधाकृष्ण चौधरी- मिथिलाक इतिहास

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

फेर एहि मनलग्गू फाइल सभकेँ सेहो पढ़ू:-

केदारनाथ चौधरी

चमेलीरानी        माहुर        करार

कुमार पवन

पइठ (मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ कथा) (साभार अंतिका)    डायरीक खाली पन्ना (साभार अंतिका)

योगेन्द्र पाठक वियोगी- विज्ञानक बतकही

रामलोचन ठाकुर- मैथिली लोककथा

SAHITYA AKADEMI

http://sahitya-akademi.gov.in/publications/e-books.jsp

http://sahitya-akademi.gov.in/general/Digitalbooks.jsp

CIIL

http://corpora.ciil.org/maisam.htm

अखियासल (रमानन्द झा रमण)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI1.pdf

जुआयल कनकनी- महेन्द्र

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI2.pdf

प्रबन्ध संग्रह- रमानाथ झा (बी.पी.एस.सी. सिलेबस)

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI3.pdf

सृजन केर दीप पर्व- सं केदार कानन आ अरविन्द ठाकुर

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI4.pdf

मैथिली गद्य संग्रह- सं शैलेन्द्र मोहन झा

http://corpora.ciil.org/pdf/maidhilipdf/MAI5.pdf

JNU

http://sanskrit.jnu.ac.in/maithili/index.jsp

http://sanskrit.jnu.ac.in/student_projects/lexicon.jsp?lexicon=maithili

ARCHIVE.ORG

https://archive.org/details/%40vijay_deo_jha?&sort=-publicdate&page=2

VIDEHA MAITHILI BOOKS/ PICTURE-AUDIO-VIDEO ARCHIVE

http://videha.co.in/new_page_15.htm

https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

ALL INDIA RADIO DOORDARSHAN आकाशवाणी दूरदर्शन

http://prasarbharati.gov.in/

http://newsonair.com/

https://doordarshan.gov.in/

आकाशवाणी मैथिली
पोडकास्ट http://prasarbharati.gov.in/podcast.php?filterlang=Maithili&from=1947-08-15&fromwp=2020-08-29&to=2050-12-31&search=GO

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-1 http://newsonair.com/RNU-NSD-Audio-Archive-Search.aspx

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

आकाशवाणी पटना/ दरभंगा मैथिली रेजनल न्यूज टेक्स्ट डाउनलोड-2 http://newsonair.com/Regional-Text.aspx

आकाशवाणी दरभंगा http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=282

आकाशवाणी दरभंगा यू ट्यूब
चैनल https://www.youtube.com/channel/UCGdNveEFmv4pPolWiTEMxVA

आकाशवाणी भागलपुर http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=359

आकाशवाणी पूर्णियाँ http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=256

आकाशवाणी पटना http://prasarbharati.gov.in/playersource.php?channel=122

IGNCA

http://ignca.nic.in/coilnet/mithila.htm

http://ignca.nic.in/coilnet/kalyani.htm (MAITHILI ENGLISH DICTIONARY)

http://tdil.mit.gov.in/CoilNet/IGNCA/mithila.htm

MITHILA DARSHAN

https://mithiladarshan.com/ (online pdf of Maithili journal)

I LOVE MITHILA

https://www.ilovemithila.com/ (online maithili journal)

मैथिली साहित्य संस्थान

https://www.maithilisahityasansthan.org/

https://www.maithilisahityasansthan.org/resources (online pdf of Reasearch Papers/ books)

..........................................................................................................................

VIDEHA e-LEARNING YOUTUBE CHANNEL

https://www.youtube.com/channel/UC4abVKqMj2pDWIAkXiOHp7A

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य भारती) ९७म अंक

Videha_01_01_2012 Videha_01_01_2012_Tirhuta 97

८) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

९) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

१०) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

११) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

१२) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१३) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१४) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१५) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

१६) मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक

VIDEHA 313

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१७) मैथिली बीहनि कथा विशेषांक-२

VIDEHA 317

१८) रामलोचन ठाकुर विशेषांक

VIDEHA 319

१९) रामलोचन ठाकुर श्रद्धांजलि विशेषांक

VIDEHA 320

२०) राजनन्दन लाल दास विशेषांक

VIDEHA 333

लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

विदेहक दू सए नौम अंक Videha_01_09_2016

"पाठक हमर पोथी किए पढ़थि"- लेखक द्वारा अप्पन पोथी/ रचनाक समीक्षा सीरीज

१. आशीष अनचिन्हार 'विदेह' क ३२७ म अंक ०१ अगस्त २०२१

एडिटर्स चोइस सीरीज

एडिटर्स चोइस सीरीज-१

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

विदेहक १२३ म (०१ फरबरी २०१३) अंकमे बलात्कारपर मैथिलीमे पहिल कविता प्रकाशित भेल छल। ई दिसम्बर २०१२ क दिल्लीक निर्भया बलात्कार काण्डक बादक समय छल। ओना ई अनूदित रचना छल, तेलुगुमे पसुपुलेटी गीताक एहि कविताक हिन्दी अनुवाद केने छलीह आर. शांता सुन्दरी आ हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद केने छलाह विनीत उत्पल। हमर जानकारीमे एहिसँ बेशी सिहराबैबला कविता कोनो भाषामे नहि रचल गेल अछि। सात सालक बादो ई समस्या ओहने अछि। ई कविता सभकेँ पढ़बाक चाही, खास कऽ सभ बेटीक बापकेँ, सभ बहिनक भाएकेँ आ सभ पत्नीक पतिकेँ। आ विचारबाक चाही जे हम सभ अपना बच्चा सभ लेल केहन समाज बनेने छी।

एडिटर्स चोइस सीरीज-१ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-२

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच ब्रेस्ट कैसरक समस्यापर विदेह मे मीना झा केर एकटा लघु कथा प्रकाशित भेल। ई मैथिलीक पहिल कथा छल जे ब्रेस्ट कैसर पर लिखल गेल। हिन्दीमे सेहो ताधरि एहि विषयपर कथा नहि लिखल गेल छल, कारण एहि कथाक ई-प्रकाशित भेलाक १-२ सालक बाद हिन्दीमे दू गोटेमे घोंघाउज भऽ रहल छल कि पहिल हम आकि हम, मुदा दुनूक तिथि मैथिलीक कथाक परवर्ती छल। बादमे ई विदेह लघु कथामे सेहो संकलित भेल।

एडिटर्स चोइस सीरीज-२ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-३

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिलक किछु बाल कविता प्रकाशित भेल। बादमे हुनकर ३ टा बाल कविता विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल जाहिमे २ टा कविता बेबी चाइल्डपर छल। पढ़ू ई तीनू कविता, बादक दुनू बेबी चाइल्डपर लिखल कविता पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-३ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-४

विदेहक ५०-१०० म अंकक बीच जगदानन्द झा मनुक एकटा दीर्घ बाल कथा कहि लिअ बा उपन्यास प्रकाशित भेल, नाम छल चोनहा। बादमे ई रचना विदेह शिशु उत्सवमे संकलित भेल, ई रचना बाल मनोविज्ञानपर आधारित मैथिलीक पहिल रचना छी, मैथिली बाल साहित्य कोना लिखी तकर ट्रेनिंग कोर्समे एहि

उपन्यासकेँ राखल जेबाक चाही। कोना मौडर्न उपन्यास आगाँ बढ़ै छै, स्टेप बाइ स्टेप आ सेहो बाल उपन्यास। पढ़बे टा करू से आग्रह।

एडिटर्स चोइस सीरीज-४ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-५

एडिटर्स चोइस ५ मे मैथिलीक "उसने कहा था" माने कुमार पवनक दीर्घकथा "पइठ" (साभार अंतिका) । हिन्दीक पाठक, जे "उसने कहा था" पढ़ने हेता, कँ बुझल छन्हि जे कोना अहि कथाकेँ रचि चन्द्रधर शर्मा 'गुलेरी' अमर भऽ गेलाह। हम चर्चा कऽ रहल छी, कुमार पवनक "पइठ" दीर्घकथाक। एकरा पढ़लाक बाद अहाँकेँ एकटा विचित्र, सुखद आ मोन हौल करैबला अनुभव भेटत, जे सेक्सपीरिअन ट्रेजेडी सँ मिलितो लागत आ फराको। मुदा एहि रचनाकेँ पढ़लाक बाद तामस, घृणा सभपर नियंत्रणकेँ आ सामाजिक/ पारिवारिक दायित्वकेँ सेहो अहाँ आर गंभीरतासँ लेबै, से धरि पक्का अछि। मुदा एकर एकटा शर्त अछि जे एकरा समै निकालि कऽ एक्के उखड़ाहामे पढ़ि जाइ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-५ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-६

जगदीश प्रसाद मण्डलक लघुकथा "बिसाँढ़": १९४२-४३ क अकालमे बंगालमे १५ लाख लोक मुइला, मुदा अमर्त्य सेन लिखैत छथि जे हुनकर कोनो सर-सम्बन्धी एहि अकालमे नहि मरलन्हि। मिथिलोमे अकाल आएल १९६७ ई. मे आ इन्दिरा गाँधी जखन एहि क्षेत्र अएली तँ हुनका देखाओल गेल जे कोना मुसहर जातिक लोक बिसाँढ़ खा कऽ एहि अकालकेँ जीति लेलन्हि। मैथिलीमे लेखनक एकभगाह स्थिति विदेहक आगमनसँ पहिने छल। मैथिलीक लेखक लोकनि सेहो अमर्त्य सेन जेकाँ ओहि महाविभीषिकासँ प्रभावित नहि छला आ तेँ बिसाँढ़पर कथा नहि लिखि सकला। जगदीश प्रसाद मण्डल एहिपर कथा लिखलन्हि जे प्रकाशित भेल चेतना समितिक पत्रिकामे, मुदा कार्यकारी सम्पादक द्वारा वर्तनी परिवर्तनक कारण ओ मैथिलीमे नहि वरण् अवहट्ठमे लिखल बुझा पड़ल, आ ओतेक प्रभावी नहि भऽ सकल कारण विषय रहै खाँटी आ वर्तनी कृत्रिम। से एकर पुनः ई-प्रकाशन अपन असली रूपमे भेल विदेहमे आ ई संकलित भेल "गामक जिनगी" लघुकथा संग्रहमे। एहि पोथीपर जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ टैगोर लिटरेचर अवार्ड भेटलनि। जगदीश प्रसाद मण्डलक लेखनी मैथिली कथाधाराकेँ एकभगाह हेबासँ बचा लेलक, आ मैथिलीक समानान्तर इतिहासमे मैथिली साहित्यकेँ दू कालखण्डमे

बाँटि कऽ पढ़ए जाए लागल- जगदीश प्रसाद मण्डलसँ पूर्व आ जगदीश प्रसाद मण्डल आगमनक बाद। तँ प्रस्तुत अछि लघुकथा बिसाँढ़- अपन सुच्चा स्वरूपमे।

एडिटर्स चोइस सीरीज-६ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-७

मैथिलीक पहिल आ एकमात्र दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफी। सन्दीप कुमार साफीक दलित आत्मकथा जे अहाँकेँ अपन लघु आकाराक अछैत हिलोड़ि देत आ अहाँक ई स्थिति कऽ देत जे समानान्तर मैथिली साहित्य कतबो पढ़ू अहाँकेँ अछौं नहि होयत। ई आत्मकथा विदेहमे ई-प्रकाशित भेलाक बाद लेखकक पोथी "बैशाखमे दलानपर"मे संकलित भेल आ ई मैथिलीक अखन धरिक एकमात्र दलित आत्मकथा थिक। तँ प्रस्तुत अछि मैथिलीक पहिल दलित आत्मकथा: सन्दीप कुमार साफीक कलमसँ।

एडिटर्स चोइस सीरीज-७ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-८

नेना भुटकाकेँ रातिमे सुनेबा लेल किछु लोककथा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-८ (डाउनलोड लिंक)

एडिटर्स चोइस सीरीज-९

मैथिली गजलपर परिचर्चा (विदेह पेटारसँ)।

एडिटर्स चोइस सीरीज-९ (डाउनलोड लिंक)

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

Videha_15_01_2018

Videha_01_01_2018

Videha_15_12_2017

Videha_01_12_2017

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन:

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) देवनागरी*

*विदेह: सदेह: १ (२००८-०९) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) देवनागरी*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)देवनागरी*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०) तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]- दोसर संस्करण देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ] तिरहुता*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]देवनागरी*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ] तिरहुता*

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*विदेह:सदेह ११*

*विदेह:सदेह १२*

*विदेह:सदेह १३*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of the original works.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from: https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

विदेह सम्मान*:*सम्मान-सूची (समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार सहित)

सूचना/ घोषणा

"विदेह सम्मान" समानान्तर साहित्य अकदेमी पुरस्कारक नामसँ प्रचलित अछि। "समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार" (मैथिली), जे साहित्य अकादेमीक मैथिली विभागक गएर सांवैधानिक काजक विरोधमे शुरु कएल छल, लेल अनुशंसा आमन्त्रित अछि।

अनुशंसा २०१९ आ २०२० बर्खे लेल निम्न कोटि सभमे आमन्त्रित अछि:
१) फेलो
२)मूल पुरस्कार
३)बाल-साहित्य
४)युवा पुरस्कार आ
५) अनुवाद पुरस्कार।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

पुरस्कारक सभ क्राइटेरिया साहित्य अकादेमी, दिल्लीक समानान्तर पुरस्कारक समक्ष रहत, जे एहि लिंक sahitya-akademi.gov.in पर उपलब्ध अछि। अपन अनुशंसा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्: VIDEHA: AN IDEA FACTORY



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

 ५ जुलाई २००४ केँ http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ''भालसरिक गाछ''- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ''भालसरिक गाछ'' जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA




विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA